ISSN 2229-547X VIDEHA

# विदेह ३७१ म अंक ०१ जून २०२३ (वर्ष १६ मास १८६ अंक ३७१)

[विदेह (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) www.videha.co.in ]



## विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलन: मानुषीमिह संस्कृताम्



## विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका

# सम्पादक: गजेन्द्र ठाकुर।






Videha eJournal (link www.videha.co.in) is a multidisciplinary online journal dedicated to the promotion and preservation of the Maithili language, literature and culture. It is a platform for scholars, researchers, writers and poets to publish their works and share their knowledge about Maithili language, literature, and culture. The journal is published online to promote and preserve

Maithili language and culture. The journal publishes articles, research papers, book reviews, and poetry in Maithili and English languages. It also features translations of literary works from other languages into Maithili. It is a peer-reviewed journal, which means that articles and papers are reviewed by experts in the field before they are accepted for publication.

**Font/ Keyboard Source**: https://fonts.google.com/ , https://github.com/virtualvinodh/aksharamukha-fonts , https://keyman.com/

These are print-on-demand books, send your queries to editorial.staff.videha@gmail.com. The eBooks of some of these are available for sale on Google Play [(c) Preeti Thakur, sales.videha@gmail.com], send your queries to sales.videha@gmail.com. The contents and documents e-published by Videha (since 2000) ISSN 2229-547X VIDEHA (since 2004) are periodically being checked for accessibility issues. People with disabilities should not have difficulty accessing these contents/ documents.



Videha e-Journal: Issue No. 371 at www.videha.co.in

समानान्तर परम्पराक विद्यापति- *चित्र विदेह सम्मानसँ सम्मानित श्री पनकलाल मण्डल द्वारा*

मैथिली भाषा जगज्जननी सीतायाः भाषा आसीत्। हनुमन्तः उक्तवान- मानुषीमिह संस्कृताम्॥

**अक्षर खम्भा (आखर खाम्ह)**

तिहुअन खेत्तहि काञि तसु कित्तिवल्लि पसरेइ। अक्खर खम्भारम्भ जउ मञ्चो बन्धि न देइ॥ *(कीर्तिलता प्रथमः पल्लवः पहिल दोहा।)*

मान आखर रूपी खाम्ह निर्माण कऽ ऊपर (*गद्य-पद्य रूपी*) मंच जँ नै बान्हल जाय तँ ई त्रिभुवनरूपी उत्तम उक्तिक कीर्तिरूपी लत्ती कोना पसरत।

Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant. -Robert Louis Stevenson

...

Videha: Maithili Literature Movement

ॐ द्यौ: शान्तिरन्तरिक्षँ शान्ति:

: :

## अनुक्रम

२.२.एम.एस.यू. क संक्षिप्त परिचय

२.३.चंदना दत्त- MSU

२.४.किसलय कृष्ण- "एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन"सँ "मिथिलावादी पार्टी" धरि

२.५.अजित कुमार झा- घटाटोप अन्हरिया मे उम्मीदक किरण: मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन

२.६.सच्चिदानंद सच्चू- मैथिल संगठन आ ओकर सामाजिक सरोकार

२.७.लक्ष्मण झा सागर- मिथिला स्टूडेंट यूनियन

२.८.प्रणव झा- मिथिला स्टूडेंट यूनियन

२.९.आचार्य रामानंद मंडल- मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन बनाम मिथिला राज्य!

**३ अंकक अन्य रचना**

**३.गद्य खण्ड**

१.विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक Videha e journal's all old issues

२.मैथिली पोथी डाउनलोड Maithili Books Download

३. मैथिली ऑडियो-वीडियोक संकलन Maithili Audios-Videos

४.मैथिली शिशु, बाल आ किशोर साहित्य Maithili Children Literature

५.विदेह ई कोश

६. विदेह ई-लर्निंग

७.विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण (including Parallel Literature in Maithili and Videha Maithili Literature Movement)

८.विदेह मिथिलाक खोज

९.विदेह मिथिला नक्शा



ॐ द्यौ: शान्तिरन्तरिक्ष ग्वंग शान्तिः पृथ्वी शान्तिराप: शान्तिरोषधय: शान्ति वनस्पतय: शान्तिर्विश्वे देवा: शान्तिर्ब्रह्म

ওঁ দ্যৌ: শান্তিৰন্তৰিক্ষ Ẇ শান্তিঃ পৃথ্বী শান্তিৰাপ: শান্তিৰোষধয: শান্তি রনষ্পতয: শান্তির্রিশ্বে দেরা: শান্তির্ব্রঁহ্ম

ब्रह्मणसँ प्रार्थना जे द्युलोकमे, अंतरिक्षमे, पृथ्वीपर, जलमे, औषधमे, वनस्पतिमे, विश्वमे, सभ देवतागणमे आ ब्रह्ममे शांति हुअय।

ॐ-ब्रह्मण, द्यौ-सूर्य-तरेगण, अंतरिक्ष- पृथ्वी आ द्यूलोकक बीच, आप:- जल, विश्वेदेवा- सभ देवता, ब्रह्म- सर्जक।

ব্রঁহ্মণসঁ প্রার্থনা জে দ্যুনোকমে, ঋংতৰিক্ষমে, পৃথ্বীপৰ, জনমে, ঔষধমে, রনষ্পতিমে, রিশ্বমে, সভ দেরতাগণমে ঋা ব্রঁহ্মমে শাঁতি হুঅয।

ওঁ-ব্রহ্মণ, দ্যৌ-সূর্য-তৰেগণ, অংতৰিক্ষ- পৃথ্বী আ দ্যুলোকক বীচ, আপ:-জল, বিশ্বেদেবা- সভ দেবতা, ব্রহ্ম- সর্জক।

ॐ, सहस्रंशीर्षा पुरुंषः। सहस्राक्षः सहस्रंपात्।

ওঁ, স↓হস্রা↑ শীর্ষা↓ পুৰু↑ষঃ। স↓হ↓স্রা↓ক্ষঃ স↓হস্রা↑ পাত্।

स भूमिं ग्वंग विश्वतों वृत्वा। अत्यंतिष्ठद् दशाङ्गुलम्॥

স ভূমিঁ↑ ẇ বি↓শ্বতো↑ বৃ↓ত্বা। অত্য↑তিষ্ঠদ্ দশাঙ্গু↓লম্॥

हजार माथ, हजार आँखि, हजार पएर संग विश्वकेँ आच्छादित केने अछि, दस आंगुरक गनतीक वशमे नै अछि ओ।


ॐ सहस्रशीर्षा पुरुषः सहस्राक्षः
सहस्रपात् ॥ सभूमिं सर्व्वतस्पृत्वा
त्यतिष्ठद्दशाङ्गुलम् ॥

पद्भ्यागँ् शूद्रो अंजायत॥

প↓দ্ভ্যাগঁ↑ শূ↓দ্রো অ↑জাযত॥

पएरसँ शूद्रक उत्पत्ति भेल॥

पद्भ्यां भूमिर्दिशः श्रोत्रांत्।

প↓দ্ভ্যাং ভূমি↓র্দিশঃ↓ শ্রোত্রা↑↑ত্।

मुदा पएरेसँ भूमियोक उत्पत्ति।

❀ (White Florette- innocence and purity)

☸ (Wheel of Dharma)

卐 (Swastik)

꣼ (सिद्धिरस्तु, सिद्धम সিদ্ধিৰস্তু, সিদ্ধম Devanagari Anji)

Ẇ (Gwang ग्वंग- two small circles connected by u and a dot placed over it, used in reference of Vedic texts)

𑓆 (Tirhuta Anji, Ankush of Ganeshji, placed at the beginning of something)

𑓆

## १.१.गजेन्द्र ठाकुर- नूतन अंक सम्पादकीय

मैथिली आ मिथिला लेल अपनी-अपनी हिसाबे करैत साहित्यकार आ करैत लेखनी एसोसियेशन (साहित्य अकादमी सहित) आ अन्तर्राष्ट्रिय स्तरक करैत मिथिलावासी सम्बन्धित लोक आ संस्थाक अतिरिक्त मिथिला स्टूडेन्ट यूनियनपर विशेषांक निकालबाक निर्णय लेल, एकर उद्देश्य छल जे विविध करबामे ओ किछु काज सोझाँ अनबाक छी आ किछु काज करबाक छी। जेना करैत मिथिला/ मैथिलीक जातिवादी संस्था सभ जेहने मैथिलीक जातिवादी रंगमंचक संस्था सभ सेहो अछि जे मुख्य काज अछि माला आदि पहिरनाइ, पत्रिका-स्मारिका आदि छपनाइ, ई मात्र सोझाँ अनबाक छी, एकर विवेचन करब महत्व नै छी। ओहिना अपन संस्थाक नामपर अन्तर्राष्ट्रिय वा ब्रह्माण्डीय लगा लिअ, विवेक लेल ओकर कोनो महत्व नै। कारण ओ सभ संस्था द्वारा जातिवादी कल्पना बढ़ाओल जा रहल अछि, कारण ई सभ पाकेट संस्था अछि।

विवेकक विशेषांक अभिनन्दन ग्रन्थ नै छी। मिथिला स्टूडेन्ट यूनियनक विशेषांकमे बहुत आलेखमे ओकरापर बहुत बात आएल सेहो लागल छी। एकर सकारात्मक ई संस्था (एम.एस.यू.) आलोचनाक आलोकमे किछु सुधार करत, कारण ओ पाकेट संस्था नै बनत् संस्था अछि आ तेहेन करबा संदेह नै।

-Gajendra Thakur, editor, Videha (be part of Videha www.videha.co.in -send your WhatsApp no to +919560960721 so that it can be added to the Videha WhatsApp Broadcast List.)

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

१.२.अंक ३७० पर टिप्पणी

**साकेत ठाकुर**

आदरणीय श्रमन जी पर लिखल सब आलेख नीक लागल.विदेह पत्रिका स' संबंधित सब विद्वान जन क हार्दिक आभार।

**लक्ष्मण झा सागर**

समय क पक्का अछि विदेह।

**सुशील लाल दास**

सराहनीय कार्य। मोनसँ पढ़ब। बधाई।

**उषाकिरण खान**

पहिने देखलहुँ। विषय सूची बहुत विशिष्ट लागल। सुविधासँ पढ़बो।

**जगदीश चंद्र ठाकुर अनिल**

उमा कान्त, हम घटना नहि पढ़ैत सकलहुँ, आलेख नहि पढ़ि सकलहुँ। आलेख बहुत अछि। समय पढ़ब।

**नारायण जी**

आ० रमनजी प्रकाशित विशेषांक हम थोड़ेक पढ़ल अछि। ताहि आधार पर कहब जे मैथिली साहित्यमे रमनजीक रचनासँ पहिनहुँ 'घनमुँहा' शब्द आएल अछि, आ से आएल अछि पुर्णेन्दु चौधरीक कथा द्वारा। हुनकर एक टा कथाक शीर्षक थिक 'घनमुहाँ', जे हिंदीक कथा साहित्यक प्रसिद्ध पत्रिका 'सारिका'मे 'लौट जा पांव ' शीर्षकसँ अनूदित भ' छपल अछि। हमरहु 'म'कँ सानुनासिक वर्ण मानैत छी। तँ मैथिलीमे 'घनमुहाँ' लिखैत छी। शुभकामना।

**माधव प्रसाद उपाध्याय**

साहित्य सत्ता र राष्ट्र सत्ता एक अर्काका परिपूरक हुन साथै दुवै पक्षका सत्ताका साझा इतिहास=हुन्छ,ज्ञान कहिल्यै मर्दैन।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

# मिथिला स्टूडेण्ट यूनियन (एम.एस.यू.) विशेषांक

## २.१.प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भ

## २.२.एम.एस.यू. क संक्षिप्त परिचय

२.३.चंदना दत्त- MSU

२.४.हिमकर राय्राज- "एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन"सँ "मिथिलावादी पार्टी" धरि

२.५.अजित कुमार झा- घटाटोप अन्हरिया मे उम्मीदक किरण: मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन

२.६.सच्चिदानंद सच्चु- मैथिल संगठन आ ओकर सामाजिक सरोकार

२.७.लक्ष्मण झा सागर- मिथिला स्टूडेंट यूनियन

२.८.प्रवीण झा- मिथिला स्टूडेंट यूनियन

२.९.आचार्य रामानंद मंडल- मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन बनाम मिथिला राज्य!

२.१०.डॉ कैलाश कुमार मिश्र-मिथिला स्टूडेंट यूनियन: दशा, दिशा आ गन्तव्य

२.११.लालदेव कामत- एम एस यू कर हश्र

## २.१.प्रस्तुत विशेषांकक संदर्भ

1

पोथीक रूपमे तँ संस्थाक उपर काज भेल छै। पत्रिका सभमे सेहो छिटपुट रिपोर्ट वा संस्था सभहक सूची बला आलेख सभ छपैत रहलैए। मुदा एखन धरि कोनो पत्रिका कोनो संस्थापर विशेषांक नहि प्रकाशित कर छल। जीवित लेखक जकाँ एक बेर फेर विदेह एहन काज करए बलामे पहिल भऽ गेल।

दिसम्बर 2022 मे विदेह "एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन विशेषांक" प्रकाशित करबाक सार्वजनिक घोषणा कएलक आ प्रस्तुत अछि ई विशेषांक। एहि सूचनाकेँ एहि लिंकपर देखि सकैत छी-घोषणा।

MSU पर प्रस्तुत विशेषांकमे एहि संस्थाक प्रशंसा-आलोचना सभ हएत। लोक जकरासँ अपेक्षा करैत छै तकरा बारेमे किछु कहैत छै वा लिखैत छै। तेँ MSU कर बारेमे जे लिखल गेल छै तकरासँ ई संस्था वा आन संस्था सभ अपना लेल तँ ओहि संस्थाक संग-संग मिथिलाक कल्याण भऽ जाए। आ तेँ विदेहक हरेक विशेषांक जकाँ ईहो विशेषांक अभिनंदनग्रंथ हेबासँ बाँचि गेल अछि। मुख्यधारा जकाँ विदेहकेँ अभिनंदनग्रंथ नहि चाही। अभिनंदनग्रंथ अहू दुआरे नै चाही जे ओहिसँ लेखक वा जिनकापर निकालल गेल छनि तिनकामे सुधारक गुंजाइश खतम भऽ जाइत छै। तेँ विदेहक विशेषांकमे आलोचना-प्रशंसा सभ हएत।

जेना कि एहि विशेषांकसँ पहिने संस्थापन कोनो आयोजन नै भेल छै तेँ हमरा लग एकर कोनो निजगुत अनुभव नै अछि। आ तेँ लेखक केर उत्तर जाहि अनुभवमे विशेषांक अबैत ठीक तहिना तेँ भेटत। तेँ अलग बात जे हम सब कतेक सफल वा असफल भेलहुँ से पाठक कहता। एहि विशेषांक केर शुरुआत विदेहक आन विशेषांक जकाँ अछि। संग-संग तेँ क्रम न तँ उम्रक वरिष्ठता केर पालन कएल आ ने रचनाक गुणवत्ताक। हँ, एकर ध्यान जरूर राखल गेल छै जे पाठकक रसभंग नहि होइन आ से विश्वास अछि जे रसभंग नै होनि।

पहिने विदेहक सब अंक नागरी, तिरहुता आ ब्रेल लिपिमे प्रकाशित होइत छल आब एहिमे कैथी, बंगाली, एवं आइ.पी.ए. लिपि सेहो जोड़ल गेल अछि, मने एखन विदेह कुल छह लिपिमे प्रकाशित होइए। एकर अतिरिक्त विदेहक किछु अंक रंजना (नेवारी केर एक आन रूप), ब्राह्मी, खरोष्ठी, उर्दू, तिब्बती एवं तिब्बती-उमे लिपिमे सेहो छपल अछि। कुल मिला कऽ देखी तँ विदेह बारह लिपि अपना लेल रखने अछि जाहिमेसँ कुल छह टा लिपिमे विदेह लगातार प्रकाशित भऽ रहल अछि।

2

विदेह द्वारा लेखकपर विशेषांक 'जीवैत मुद्रा उपरान्त' शृंखला रूपमे शुरू कएल गेल छल 2015 सँ जकरा आब "विदेहक जीवित मैथिलकर्मी, संगीतकर्मी, साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी-रंगमंच-निर्देशकपर विशेषांक शृंखला" नामसँ जानल जाइत अछि।

मैथिलकर्मीसँ हमर सम्बन्धक आशय जिनकर काज मिथिला-मैथिली-मैथिली लेल कोनो माध्यमसँ रहल हो। ओ संगठनकर्ता सेहो भऽ सकै छथि, आन रचनाक लेखक सेहो। तहिना संगीतकर्मी मने गीत-संगीतसँ जुड़ल लोक। संग-संग संस्था सेहो भऽ सकैए।

एहन पृष्ठभूमि, एहि विशेषांकसँ पहिने विदेह 10 टा विशेषांक प्रकाशित कऽ चुकल अछि आ एहिठाम आब हम कहि सकैत छी जे ई एकटा चुनौतीपूर्ण काज छै। अनेक संकट केर सामना करए पड़ैत अछि लेख एकत्रित करएमे। मुदा संगहि ईहो हम कहब जे संकटसँ बेसी हमरा लग समर्थन अछि। हँ, ई मानएमे हमरा कोनो दिक्कत नहि जे जाहि लेख केर उम्मेद केर रहैत छी हम ताहि नै आबैए, जाहि लोक लिखबाक लेल गछैत छथि से सभ अंत- अंत धरि आबि चुप्प भऽ जाइत छथि। आ एकर कारणो छै, किनको ई लागै छनि जे आलेख लिखब से हम अपन रचना किए ने लीखि लेब, किनको लग पोथिए नै रहै छनि, जखन कि हम सभ पाठककेँ विकल्प रूपमे पोथीक पी.डी.एफ फाइल सेहो देबाक लेल तैयार रहैत छी। किछ विदेहक समानधर्मी रूपसँ दुखी छथि, तँ किनको मित्रकेँ विदेहसँ दिक्कत छनि तँइ ओ नहि देता। बहुत लोक तँ विदेहमे एहू लेल रचना नै पठबैत छथि जे कहीं हमरा अकादमी वा धनी संस्था सभ न देखि लिए। अकादमी आ संस्था सभ विदेहकेँ अपन अपन शत्रु मानि बैसल अछि आ पुरस्कारक इच्छा रखनिहार तँइ विदेहमे रचना नै पठबै छथि। एकरा हम संकट बूझै छियै जे सभ फेसबुकपर लंबा-लंबा लेख वा कमेंट टाइप कऽ लै छथि सेहो सभ विदेह लेल हाथसँ लिखल पठबैत छथि। जे सभ कहियो काल

फेसबुकपर टाइप कऽ लीखै छथि तिनकर आलेख हम सेहो टाइप करैत छी। जिनकर नवका टाइप करैत छी तहिमे स्वतः नुकसँ टाइप करनिहारक वर्तनी आबि जाइत छै। ई संकट लेखक वा कि संस्था दुनू लेल बनाबए अछि। खास यहिना करेलहुँ जे संकटसँ बची समर्थन अछि तँइ आइ यहिलसँ लऽ कऽ दसम विशेषांक धरि पढ़ूवलहुँ हम। निश्चित समर्थन बची रहल हमरा। जखन कि विदेहक ई 10 विशेषांक कर अलाव आन विषयपर विशेषांक प्रकाशित रहल अछि।

3

पाठक जखन एहि विशेषांकके पढ़ताह तँ हुनका वर्तनी ठा मानकताक अभाव लगतनि। वर्तनीक गलती जे थिक से साम-साम हमर सेहो गलती थिक जे हम सेहो संशोधन नै कऽ सकलहुँ मुदा ई ध्यान राखबाक बात जे विदेह शुरुएसँ हमर वर्तनी बला लेखकक स्वीकार करैत एलैए। तँइ मानकता अभाव स्वाभाविक। एकर बादो बहुत वर्तनीक गलती रहल गेल अछि जे कि हमर सेहो गलती अछि। मैथिलीमे किछुए एहन पत्रिका अछि जकर वर्तनी एकरंगक रहैत अछि आ ई हुनक खूबी छनि मुदा जखन ठाम सेहो काला विशेषांक निकालै छथि तखन वर्तनी तँ ठीक रहैत छनि मुदा सामग्री अधिकांशतः बसिया रहैत छनि। ऐतिहासिकताक दृष्टिसँ काला पुरान सामग्रीक उपयोग वर्जित नै छै मुदा साथियो जे 72-80 पन्नाक काला प्रिंट पत्रिका होइत छै तइमे लगभग आधा सामग्री साभार रहैत छनि, तइमे लेखक कए किछु नवका

नहि छनि आ हुनका लगमे किछु नव सामग्री नहि छनि। मुदा हुनका लोकनि नव सामग्रीपर बेसी ध्यान दै छथि। एकर मतलब ई नहि जे वर्तनीमे गलती होइते नहि। हमर कहबाक मतलब ई जे संपादक-संयोजककेँ कोना ने कोना किनयर समझौता करए पड़ैत छै से चाहे वर्तनीक हो कि, मुद्रणक हो कि विचारधाराक हो कि सामग्रीक हो। हुनका लोकनि वर्तनीक किनयर समझौता कए लेल छथि मुदा कारण सहित। प्रिंट पत्रिका एक बेर प्रकाशित भए गेलाक बाद दोबारा नै भए सकैए (भए सकैए मुदा हुन पाइ लागि जाएत) तेँ ओकर वर्तनी यथाशक्ति सही नहि छै। इन्टरनेटपर सुविधा छै जे बीचमे (इन्टरनेटसँ प्रिंट होबाक अवधि) ओकरा सही कए सकैत छी मुदा सामग्रिए बसिया भेल तँ सही वर्तनी नहिये। नव अध्याय नै खुजि सकत तेँ हुनका लोकनि वर्तनी बला मुद्दापर समझौता कएलहुँ। हुनका लोकनि कएलनि, कयलनि आ कलनि तीनू शुद्ध मानैत छथि, एक शुद्ध मानैत छी एकै नजरिमे तीनू शुद्ध भए जाएत। आन शब्दक लेल एहन बुझू।

उम्मेद अछि जे पाठक विदेहक आन विशेषांक जकाँ एकरा पढ़ताह आ पढ़ि एकर नीक-बेजाएपर अपन सुझाव देताह। विदेहक द्वारा जीवैत लेखक आ संस्थाक विशेषांक शृंखलामे प्रकाशित भेल आन विशेषांक सभहक लिस्ट एना अछि (एहिठाम जे अंकक लिस्ट देल गेल अछि ताहि अंकपर क्लिक करबै तँ ओ अंक खुजि जाएत)-

१) अरविन्द ठाकुर विशेषांक ०१ नवम्बर २०१५ अंक १८९

२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक ०१ दिसम्बर २०१५ अंक

१९१

३) रामलोचन ठाकुर विशेषांक ०१ अप्रैल २०२१ अंक ३१९

४) राजनन्दन लाल दास विशेषांक ०१ नवम्बर २०२१ अंक ३३३

५) रवीन्द्र नाथ ठाकुर विशेषांक १५ जून २०२२ अंक ३४८

६) केदारनाथ चौधरी विशेषांक १५ अगस्त २०२२ अंक ३५२

७) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' विशेषांक ०१ नवम्बर २०२२ अंक ३५७

८) शरदिन्दु चौधरी विशेषांक १५ नवम्बर २०२२ अंक ३५८

९) अशोक विशेषांक १ मई २०२३ अंक ३६९

१०) रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर' विशेषांक १५ मई २०२३ अंक ३७०

विदेहक अनिरुद्ध ठाकुर विशेषांक केर पोथी रूप "स्वातंत्र्यता-अनिरुद्ध ठाकुर: व्यक्तित्व-कृतित्व" केर नामसँ प्रकाशित भेल उत्साह ओ परिश्रम "एम.एस.यु (MSU)-मिथिला स्टूडेंट युनियनपर कॉलेज एहि विशेषांक केर पोथी रूप सङ्ग आएल।

श्री गँ भेल ओ काज हम सभ कए सकलहुँ तकर विवरण मुदा किछु एहेन पोथी छै ओ कि हम सभ नै कए सकलहुँ जेना २०१६ म हम सभ रामभरोस कापड़ि, कमला चौधरी आ वीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक केर पोथी कहियो कए नहि प्रकाशित कए सकलहुँ। पाठक एहि पोथीकेँ एहि लिंकपर देखि सकै छथि- सूचना

बादमे निबन्ध "बीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक" (जे कि प्रकाशित नै भऽ सकल) लेल बीरेन्द्र मल्लिक जीक साक्षात्कार जे नवोनारायण मिश्रजी स निबन्ध ३३१म अंकमे प्रकाशित भेल पाठक एकरा एहि लिंकपर पढ़ि सकै छथि- १ जनवरी २०२२ अंक ३३१

4

**निबन्ध एहि जीवित विशेषांक शृंखलामे किनकर चयन हो ताहि लेल माटा-माटी निर्धारक किछु बिन्दुक पालन कएल जाइत अछि-**

१) लगभग पाँच-छह मास पहिनेसँ निबन्ध अयन पाठककेँ सुझाव देबा लेल लेल सूचना देल अछि।

२) आएल सुझावमेसँ निबन्ध मात्र जीवित लेखककेँ चयन करैत अछि। संस्था सभ वर्तमानमे जीवंत हेबाक चाही।

३) सभ जीवित लेखकक बीचमे हुनकर लेखन एवं आचरणक साम्यता देखल जाइत अछि। जाहि लेखकक लेखन आ आचरणमे बेसी साम्यता (कम फाँक) रहैत तहन छह टा नाम चयनित होइत अछि।

४) छह नाम एलायन ओ तुलना कएल जाइत छै जे ओ छहो लेखक अथवा संस्थाकेँ नवल लिखबाक वा सामाजिक काज करबाक एवजमे समाजसँ की भेटलनि।

५) जिनका सभसँ कम भेटल बुझाइत अछि ताहि तीन लेखक-संस्थाकेँ अगिला चरण लेल राखि लैत छी।

६) एहि तीन चयनित जीवित लेखकक वा संस्थाक रचना, काज, हुनक उद्देश्य आदिक बीचमे परस्पर तुलना करैत जाइत अछि।

७) अंतिम रूपसँ विदेह द्वारा एकटा नाम चुनि सालक अंतमे घोषणा करैत जाइत अछि आ नियत समयपर ई विशेषांक निकालबाक प्रयास करैत छी।

प्रश्न उठि सकैए जे कि उपरक नियम एहन छै जाहिमे अंतिम रूपसँ सभ सुपात्र जीवित लेखक केर चयन समयपर भऽ जाति? तऽ एकर उत्तर छै नै। विदेहक पाठक लग सेहो अपन सीमा छनि। मुदा अही सीमाक संग हमरा सभकेँ अपन बात रखबाक छै आ मैथिली लेल एकटा एहन नक्शा बना रखबाक छै जाहिसँ आबए बला 500-600 वर्षक साहित्य विदेहक लीकसँ प्रेरणा पाबए। अही विचारक संग विदेह द्वारा जीवित लेखकपर अपन ध्यान सेहो केंद्रित कऽ रहल अछि जे कि सुपात्र छथि मुदा जिनकापर विदेहक विशेषांक कोनो कारणवश नहि प्रकाशित भऽ सकल। एकर नाम भेल विदेहक "नित नवल सिरीज"। एहि नव विचारक मुख्य बिंदु एना अछि-

1) विदेहक संपादक गजेन्द्र ठाकुर एकटा कोनो जीवित लेखक वा कलाकारपर एकाग्र आलोचना करता मने ओहि लेखक केर उपलब्ध सभ साहित्यपर। एहि पोथीक भाषा मैथिली अथवा अंग्रेजी कोनो एक भाषामे रहत। एहि पोथीक पहिल रूप ई-बुक केर रूपमे आओत आ प्रयास रहत जे एकर प्रिंट सेहो आबए जे कि परिस्थितिपर निर्भर करत।

2) लेखक वा कलाकार केर चुनाव संपादक अपन रुचि वा विदेह टीमक रुचि केर हिसाबेँ करता।

3) एहिमे उपरका लेखक वा कलाकार केर चयन संभव हएत जिनकर उपलब्ध हुनक पोथीक PDF रूपमे विदेहक माध्यमसँ सार्वजनिक रूप छनि। कलाकार लेल पुरस्कार एवं आन साइट सेहो मान्य होएत।

4) एहि परियोजनाक लेल चयनित लेखक वा कलाकारपर काज संपादक केर समय केर अनुसार होएत। मुदा एकर समय सीमा करब संभव नहि। नित नवल सिरीजमे:-

(i) सुभाष चंद्र यादवपर केन्द्रित "नित नवल सुभाष चंद्र यादव",

(ii) राजदेव मंडलपर केन्द्रित "Rajdeo Mandal- Maithili Writer" आ

(iii) जगदीश प्रसाद मण्डल केन्द्रित "Jagdish Prasad Mandal- Maithili Writer" प्रकाशित भेल अछि। पहिल दुनू पोथीक लोकार्पण ३१ दिसम्बर २०२२ केँ १११म सगर राति दीप जरय म कएल गेल। तेसर पोथीक लोकार्पण २७ मार्च २०२३ केँ ११२ म सगर राति दीप जरय म कएल गेल।

ऐ शृंखलामे:-

(iv) "नित नवल दिनेश कुमार मिश्र" आ

(v) "नित नवल सुशील" जारी अछि आ दुनूक पोथी रूप जल्दिये

आएत।

ई शृंखलाक आगाँक घोषणा लेल http://videha.co.in/investigation.htm देखैत रहू।

5) ऊपरक विशेषांक आ किछु नवल सिरीजक केर अतिरिक्त विदेहक आन विशेषांक केर सूची एना अछि (अंकक लिस्ट ओ देल गेल अछि ताहि अंकपर क्लिक करबै तँ ओ अंक खुजि जाएत)-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

३) विहनि कथा विशेषांक ६१ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

४) बाल साहित्य विशेषांक १० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

५) नाटक विशेषांक १२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

६) समीक्षा विशेषांक

१) नारी विशेषांक ११म अंक ०१ मार्च २०११

८) अनुवाद विशेषांक (गद्य-पद्य बानगी) ९१म अंक

९) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

१०) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

११) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

१२) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अंक१ १५ अप्रैल २०१६/ २०१ म अंक, १ जुलाई २०१६

१४) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २११ म अंक ०१ जनवरी २०१७

१५) मैथिली नव पत्रकारिता विशेषांक-३१३म अंक १ जनवरी २०२१

१६) मैथिली वीहनि कथा विशेषांक-२, ३१७ म अंक १ मार्च २०२१

१७) कला-विमर्श विशेषांक (सहयोग- संजय दास, कृष्ण कुमार कश्यप, शशिबाला, एस.सी.सुमन आ श्वेता झा चौधरी)

अहू संदर्भ किछु एहना घोषणा छै जे कि हम सभ नै कऽ सकलहुँ जेना विदेहक "साहित्यिक अध्यावधि विशेषांक" हमरा लागैत एखन धरि नै प्रकाशित कऽ सकलहुँ अछि। एकर घोषणा हम २०१९ म कएने रही। एहि घोषणाक फेसबूक लिंक देखू।



विदेहक परमेश्वर कापड़ि , कम...
m.facebook.com

विदेहक परमेश्वर कापड़ि , कमला चौधरी आ ...

Ashish Anchinhar
15 June 2016 at 21:21

विदेहक परमेश्वर कापड़ि , कमला चौधरी आ वीरेन्द्र मल्लिक विशेषांक केर घोषणा

जेना की सभ गोटा जनै छी जे विदेह 2015 मे तीन टा विशेषांक तीन साहित्यकारपर प्रकाशित केलक जकर मापदंड छल सालमे दूटा विशेषांक जीवित साहित्यकारक उपर रहत जइमे एकटा 60-70 वा ओइसँ बेसी सालक साहित्यकार रहता तँ दोसर 40-50 सालक ( मैथिली साहित्यकार मने भारत आ नेपाल दूनूक)। ऐ क्रममे अरविन्द ठाकुर ओ जगदीश चंद्र ठाकुर "अनिल"जीपर विशेषांक निकलि चुकल अछि। आगूक विशेषांक किनकापर हुअए तइ लेल एक मास पहिनेसँ पाठकक सुझाव माँगल गेल छल। पाठकक सुझाव आएल आ ओइ सुझाव अंतर्गत विदेहक दू टा अगिला विशेषांक परमेश्वर कापड़ि आ वीरेन्द्र मल्लिकजीक उपर रहत संगे-संग भोटिंगमे दोसर नं पर आएल कमला चौधरीजीपर हमरा सभ सेहो निकालब । हमर सबहक प्रयास रहत जे ई सभ विशेषांक जनवरी ओ फरवरी 2017 मे प्रकाशित हुअए मुदा ई रचनाक उपलब्धतापर निर्भर करत। मने रचनाक उपलब्धताक हिसाबसँ समए ऊपर-निच्चा भऽ सकैए। सभ गोटासँ आग्रह जे ओ अपन-अपन रचना (आलोचना, समीक्षा, समालोचना, संसमरण आदि) 31 दिसम्बर 1016 धरि ggajendra@videha.com पर पठा दी।

# यनिशिष्ट-2



20:36

Ashish Anchinhar

Ashish Anchinhar
Jan 27, 2019

विदेह अपन कोनो अंकमे "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" निकालत (लिंक कमेंटमे) ताहि लेल अपने सभसँ निम्नलिखित विषयपर आलेख आदि चाही। किछु गोटाकेँ एहि दुआरे टैग कऽ रहल छी जे लोकनि हमर लिस्टमे नै छथि हुनको लग ई सूचना पहुँचनि खास कऽ दपस (दरभंगा-पटना-सहरसा) मठाधीश सभ लग। दिक्कत लेल क्षमाप्रार्थी छी--

1.साहित्य, कला एवं सरकारी अकादमी:-
(क) पुरस्कारक राजनीति
(ख) सरकारी अकादेमीमे पैसबाक गैर-लोकतांत्रिक विधान
(ग) सत्तागुट आ अकादमी केर काजक तौर-तरीका
घ) सरकारी सत्ताक छद्म विरोधमे उपजल तात्कालिक समानांतर सत्ताक कार्यपद्धति (1985सँ एखन धरि)
ङ) अकादेमी पुरस्कारमे पाइ फैक्टर: मिथक वा यथार्थ
2.व्यक्तिगत साहित्य संस्थान आ पुरस्कारक राजनीति
3.प्रकाशन जगतमे पसरल भ्रष्टाचार आ लेखक
4. मैथिलीक छद्म लेखक संगठन आ ओकर पदाधिकारी सभहँक आचरण
5.मैथिली विभागमे पसरल साहित्यिक भ्रष्टाचारक विविध रूप:-
(क) पाठ्यक्रम
(ख) अध्ययन-अध्यापन
(ग) नि

Kumar and 8 others commented

Write a comment...

## परिशिष्ट-3

विदेह अपन कोनो अंकमे "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" निकालत (लिंक कमेंटमे) ताहि लेल अपन सभसँ निम्नलिखित विषयपर आलेख आदि चाही।

1.साहित्य, कला एवं सरकारी अकादमी:-

(क) पुरस्कारक राजनीति

(ख) सरकारी अकादमीमे पैसबाक गैर-लोकतांत्रिक विधान

(ग) सत्तागुट आ अकादमी कर काजक गैर-तरीका

घ) सरकारी सत्ताक छद्म विरोधमे उपजल तात्कालिक समानांतर सत्ताक कार्यपद्धति (1985सँ एखन धरि)

ङ) अकादमी पुरस्कारमे पाइ रैकेट: मिथक वा यथार्थ

2.व्यक्तिगत साहित्य संस्थान आ पुरस्कारक राजनीति

3.प्रकाशन जगतमे पसरल भ्रष्टाचार आ लेखक

4. मैथिलीक छद्म लेखक संगठन आ ओकर पदाधिकारी सभहँक आचरण

5.मैथिली विभागमे पसरल साहित्यिक भ्रष्टाचारक विविध रूप:-

(क) पाठ्यक्रम

(ख) अध्ययन-अध्यापन

(ग) नियुक्ति

6. साहित्यिक पत्रकारिता, विद्यु, मंच, माला, माइक आ लोकार्पणक खेल-तमाशा।

7.लेखक सन्दर्भक जन्म-मरण शताब्दी केर चुनाव, कौलंतरवाद आ तकरा पाछूक राजनीति

8.दलित एवं लेखिका सन्दर्भक संग दन्द-फन्द आ ओकर शोषणक विविध तरीका

उपरक विषयक अतिरिक्त सँ कियो साहित्यिक ग्रन्थावाचनक बाद नव विषयपर लिखए चाहथि तँ ओकरो स्वागत रहत।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.२.एम.एस.यू. क संक्षिप्त परिचय

**एम.एस. यू. क संक्षिप्त परिचय**

एहि विशेषांकसँ पहिने विदेह मिथिला स्टूडेंट यूनियन पर विचार २०११ म छपल छल जे कि बादमे ओकरा द्वारा कएल गेल काजपर छल। पाठक एकरा एहि लिंकपर पढ़ि सकै छथि- विदेह १५ अगस्त २०११ अंक २३२

एहिठाम प्रस्तुत अछि "मिथिला स्टूडेंट यूनियन" पर संक्षिप्त परिचय। एहि परिचयक अधिकांश तथ्य सार्वजनिक अछि जकरा एहिठाम अपना अनुरूप प्रस्तुत कएलहुँ अछि। एहि संस्थाकेँ "एम.एस.यू वा MSU पर नामसँ सेहो जानल जाइए। नामपर क्लिक कऽ क्रमशः एकर विकीपीडिया आ वेबसाइट खुजत। मिथिलावादी पार्टी नामक संस्थाकेँ MSU नैतिक समर्थन दैत।




चित्र- 1




चित्र- 2

स्थापना- मार्च- 2015

संस्थापक सदस्य- अनुप मैथिल, रौशन मैथिल, गिरीश कर्ण, राजा राय, कमलेश मिश्रा।

वृति- लाभरहित आ गैर राजनीतिक छात्र संगठन

उद्देश्य- मिथिला-मैथिलीक सर्वांगीण विकास

उपस्थिति- विद्वान एवं दर्शक प्रमुख नाम (मुख्यालय-दिल्ली)

प्रतीक रंग एवं वस्त्र- पीयर रंग, पियरका टी शर्ट-गमछा, पीयर सलवार सूट-जूआ

MSU सँ संबंधित आन चित्र जे कि विभिन्न अवसरक अछि आ विभिन्न माध्यमसँ लेल गेल अछि-




चित्र- 3



**चित्र- 4**


#MSU_DEMANDS_MDB
MSU
मिथिला स्टूडेंट यूनियन
!! एक डेग, विकास लेल !!
लॉन्ग मार्च मिथिला विकास बोर्ड के लेल
Shot on OnePlus

**चित्र- 5**

"मिथिला स्टूडेंट यूनियन" मिथिलाक जागरूक विद्यार्थी सभहक संगठन अछि जे सदिखन निःस्वार्थ भावनासँ मिथिलाक समस्या संग ठाढ़ रहैत अछि। MSU केर स्थापना २०१७ मे भेल। तखनसँ अनवरत ई संगठन अनेक समस्याक समाधान लेल संगठित रूपसँ अपन अवाज बुलंदीसँ उठा रहल अछि। मधुबनी, दरभंगा, पटना दिल्लीमे मिथिला राज्य लेल अपन अवाज दिल्ली धरि पहुँचा रहल अछि।

बाढ़ पीड़ित सहायता, रक्तदान शिविर, दरभंगामे एयरपोर्टक सुचारू संचालन हेतु, मिथिला डेवलपमेंट बोर्ड, चिन्नी मिलक पुनसँ संचालन, नैसी-प्रद्युम्न हत्याकांड लेल भेल आन्दोलनमे MSU सक्रिय रूपसँ काज केलक। MSU सदिखन छात्र एवं छात्राक हितमे ठाढ़ रहैत अछि।

मिथिलावादी पार्टी एखन शासन रूपमे ठाढ़ भेल अछि जकर सहयोगसँ पंचायत चुनावमे कतेक मुखिया-सरपंच बनल छथि। दलित-पिछड़ा संवर्धन यात्रा MSU निकालि रहल अछि।

MSU केर एकटा उद्देश्य अछि जे अपन छात्र आ छात्राक हितमे काज करैत रही। जाहिमे मिथिलाक बहुमुखी विकास, सांस्कृतिक धरोहर आ पर्यटन स्थल केर विकास, अध्यापक नियुक्ति पीड़ित सहायता, अपन छात्रमे रोजगार-स्वरोजगार आदि प्रमुख अछि। MSU एकटा गैर राजनीतिक छात्र संगठन अछि आ अपन उद्देश्यमे लगातार सफल भऽ रहल अछि।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.४.हिमकर रानब्राज- "एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन"सँ "मिथिलावादी पार्टी" धरि



## हेमकान्त भारद्वाज

## "एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन"सँ "मिथिलावादी पार्टी" धरि

बहुत दुखदायी आ खीज भरल काज होइत छै जखन अहाँक कल्पनाक क्रम बहुत पैघ हो आ अहाँक सामर्थ्य साइज छोटो दs कहल जाए जे छोटो तेना कs लगाए जे छनि दूरसँ देखार भs जाए। हमरा नजरिमे मिथिला-मैथिली आन्दोलनक यथार्थ आ कल्पनामे किछु एहन सन अंतर छैक।

जून मासक पहिल सप्ताहमे मिथिलावादी पार्टीक राष्ट्रीय महासचिव उग्रनाथ झाक फोन आएल जे संगठन सर्वसम्मतिसँ निर्णय लेलक अछि जे अहाँ पार्टीक प्रदेश अध्यक्षक जिम्मेदारी ली। हम साफ-साफ मना करैत रहलियनि। कोरोना आ ओकर प्रभावक कारणे कारोबार एकदम ठप्प भs गेल रहए। आर्थिक तंगीक बीच एहन निर्णय लेब बहुत कठिन आ सब दृष्टिएँ आत्मघाती सेहो होइत। भविष्यमे अपना माटि लेल किछु करबाक अवसरकेँ देखैत राति भरि तनावमे रहलहुँ। भोर पहिलुक चाहक संग पत्नी (कविता)

कहलनि- बाबू (मोहन भारद्वाज) लग की रहनि? सभ दिन दिक्कतिम रहलाह बाबू ठाकुर जँ छुट्टीह साबाथि गँ हमरा अहाँक कत विश्वास। संचालित ठन एवं आशंकाक बीच ठा अखबार दिस नजरि दए रहलीह आ बाद पिबैत रहलीह। हमरा लागल जेना जकठन खुजि गेल हो। बाद पीलाक बाद पहिल काज कएल जे उग्रनाथ झैयाक स्वीकृति मैसज कS देल।

काना याजनायन काज कनवासँ पहिन निसार्स मीयिंग जनूनी हाऽऽग छै। स हम पहुँचि गेलहुँ मधुबनी कार्यालय। जखन हम पहुँचलहुँ ठाग ए गँ एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन कन काना नीगिगा मामिलायन बैठक जानी नहए। एगानह बजसँ शुनु हल मीटिंग चानि बज साँझम समाप्त हल। बैचारिक मगरिन्नाक बानझ्द समाजिक जिम्मदानी कगक महत्वपूर्ण छैक स आऽऽ देखवाम आएल। जखन एकटा गैन नाजनीतिक छात्र संगठनकँ विधानसभा चुनावम कान नुयँ अयन भूमिका गय कनवाक चाही गाहियन निमर्श हS नहल छल।

हमना सभहक समक्ष चुनाव पूर्व सांगठनिक स्नयन निमर्श लल दु टा मुख्य विषय नहए- पहिल जे मिथिलाबादी पार्टीक मूल संगठन एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन जे कि घोषित नुयसँ एकटा गैन नाजनीतिक संगठन छै ठाकन विधान सभा चुनावम कान स्नयन आ कगक भूमिका हाऽऽक, दोसन- जे एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन कन साथी विधानसभा चुनावम अयन उम्मदवानी प्रस्तुत कनथि वा कि नहि।

ओहू विषयपर कोनो संशय नहि जे मिथिलावादी पार्टीक मूल आधार एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन एकटा मजगूत छात्र संगठन छै, जकरा दमपर आ जकरा काजक आधारपर मिथिलावादी पार्टीक परिकल्पना कएल गेल। मिथिलावादी पार्टीकेँ एकटा राजनीतिक पार्टीक रूपमे मान्यता तँ भेटल परंतु चुनाव काल धरि एकर कोनो सांगठनिक आकार-आधार नहि बन रहल।

मिथिलावादी पार्टीक राष्ट्रीय अध्यक्ष हुकुमदेव यादव, महासचिव स्क्रीनिंग कमिटीक प्रधान सदस्य, एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियनक राष्ट्रीय अध्यक्ष, महासचिव, संगठन मंत्री,, जिला अध्यक्षक संग कएक दिन कएक राउन्ड बैसारक बाद तय भेल जे पंचायत, प्रखंड, जिला आ विधानसभा स्तरपर चुनाव प्रभारीक संग बूथ प्रभारी तक पूरा चुनाव प्रचार आ राजनीति एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन कर साथी मिथिलावादी पार्टी आ उम्मेदवारक बाद टीमक संग समन्वय बैसा कऽ निभाएत। समन्वय स्थापित करबाक पहिल जिम्मेदारी प्रखंड अध्यक्ष आ विधानसभा प्रभारीकेँ देल गेल। संगहि बहुत विमर्शक बाद ईहो निर्णय लेल गेल जे ई पद सभ विधानसभा चुनावक मतगणनाक दिन स्वतः समाप्त भऽ जाएत। हमरा सभहक पासन जे निवारणीय विषय रहए ओहिपर निर्णय करबामे बहुत समय नहि लागल। एम.एस.यू (MSU)-मिथिला स्टूडेंट यूनियन एकटा छात्र संगठन छैक, एकटा संगठनक कार्यशैली आ एकटा राजनीतिक दलक कार्यप्रणालीमे बहुत अंतर होइत छै संगहि संग छात्र संघ चुनाव आ विधानसभा चुनावमे सेहो बहुत फर्क छै। तैं अनुभवकेँ देखैत आ संगठनक

साथी सरकारक आर्थिक स्थितिकेँ देखैत सहज निर्णय भऽ गेल जे हमरा सभ चुनाव लड़बाक स्थितिमे नहि छी आ ने अनुभव अछि तेँए विधानसभा चुनावसँ अनुभव लऽ प्राथमिक स्तरक यानी पंचायत स्तरक चुनावमे हम सभ अपन दावेदारी प्रस्तुत करब ताकि संगठनकेँ जमीनी आ राजनीतिक दावेदारी सेहो मजगूतीक संग ठाढ़ भऽ सकए।

जखन एहि दुनू विषयपर निर्णय भऽ गेल तखन नव समस्या ठाढ़ भेल जे विधानसभा चुनावमे मिथिलावादी पार्टी दिससँ के? हम सभ सैद्धांतिक रूपेँ एहि बातपर सहमत नहि जे हम सभ ओ उम्मेदवारक समर्थन करब जे कोनो मिथिला-मैथिलीसँ इतर पार्टी दिससँ ठाढ़ होथि आ हुनकर प्राथमिकतामे एहिलेल नम्बरपर मिथिला-मैथिली होइन। दोसर हमरा सभक सैद्धांतिक समर्थनक आधारपर ओ उम्मेदवार नहोथि जे एहिनसँ हमरा सभक संगठनकेँ नैतिक समर्थन करैत रहलाह। अति विमर्शक दौरान एक 'किंतु' लागल जे कि हम सभ ओहन कोनो दलक उम्मेदवारकेँ समर्थन करब जे एहिन हमरा सभकेँ सभ तरह मदति करैत रहलाह अछि? एकर उत्तर आएल-जँ ओ निर्दलीय छथि तखन अन्यथा नहि।

समर्थन माने की? सामान्य नियम छैक जे विचारधारापर सहमति आ चुनाव प्रबंधनमे एक-दोसराकेँ सहयोग। विशाल छात्र संगठन होबाक कारणेँ मिथिला-मैथिली संगठन तँ छात्रे बहुत रास राष्ट्र स्तरीय संगठन सेहो हमरा सभक सहयोग चाहि रहल रहए। बहुत एहना उम्मेदवार भेलाह जे कोनो पैघ दलसँ संबद्ध छथि, ओ कारवा

मूल्य दऽ टिकट चाहि रहल छलाह मुदा टिकट नहि भेटलनि तँ हुनक इच्छा जे हम सभ हुनका निर्दलीय रूपमे समर्थन कऽ दियौन। इएह मंशा रहैत छलनि। हुनका अनुसार समर्थन माने- ओ हमर दलक सदस्यता नहि लेताह, बैनरपर नाम नहि देताह। हमरा दलकेँ कोनो तरहक आर्थिक सहयोग नहि करताह ताहिपरसँ हम सभ, छात्र साथी हुनका लेल सूक्ष्म काज कऽ दियौन। दू मास मोटरसाइकिलमे तेल दिया भोरसँ साँझ धरि दुख खटब। एकटा छात्र लेल काज करब कोनो संभव छैक से हुनका सोचमे नहि रहनि। जखन कि ओ ओहि दलसँ पचासो लाख दऽ टिकट किनबा लेल तैयार छलाह, जाहि दल लेल ओ पछिला पाँच वर्षसँ ओ भीड़ जुटबैत रहलाह, झंडा ढोइत रहलाह।

एहि मानसिकतामे जखन हम सोचब शुरू करहुँ तँ लागल जेना हम मिथिला-मैथिली आंदोलनीकेँ ओ हँसनी बूझैत छथि। आ बात सही छै किएक तऽ मिथिलाक नामपर हमर पूर्वज सेन्टिमेंट जगा बरपर कखनो भाजपा तँ कखनो कांग्रेस वा कखनो आन दल संग सौदा कऽ मिथिलाक आन्दोलनकेँ दमित कऽ दैत छथिन।

कोनो राजनैतिक संगठनक निर्माण एवं आयु एहि बातपर निर्भर करैत छैक जे ओ वैचारिक रूपसँ कतेक मजगूत संगठन अछि। हमरा सभकेँ एहि विषयपर विचार करऽ पड़त जे भाजपा, आर.जे.डी, कांग्रेस, जे.डी.यू सन राजनीतिक दलकेँ पिछलग्गू भऽ मिथिला विकासक परिकल्पना करी वा मिथिलामे मिथिला लेल मिथिलावादी विचारधाराकेँ आगू बढ़ाबी। कोनो चुनाव लड़बा

लल जाहि नूयम धनक उपयाग रहऽ नहल छै या कही गऽ महन्न वढि नहल छै स दिनानूदिन लाकगांत्रिक व्यवस्था लल वसी खागनाक रहल जा नहल छै। छाट दल धनक अ॰॰ व७का खलकँ खलवाम सउम नहि छैक। ७हना स्थितिम हमना सरट लल नक्षा आन दूनुह लागल। क७क टा ७हन उग्रीय दल हमना सरहक सांगठनिक गागगकँ दखैत समझौता कनवा लल यहल कलक जकना या॰॰ गँ खुव नहै आ सीटक हिसावसँ संगठनकँ मनमाहिक या॰॰ सहा दवा लल गैयान नह७ मूदा उा अपना सूनिधानूसान हमना सरकँ निधानसरा उग्रक चयन कऽ उम्मदनान ठाढ कनवा लल दवाव दवाक मानसिकताम सहा नह७, जाहियन हम सर गैयान नहि। अंतगः वाग दु-तीन नांउतसँ आगु नहि वढि सकल। ख७न धन वला निषय अनूउम्हनित नहि गेल। हमन किछु साथिक मानव नहनि ज यार्टी नन अछि, चूनाव चिह्न नहि अछि गऽ ७हना स्थितिम हमना सरकँ या॰॰ वला उम्मदनानक समर्थनम आगु ७वाक चाही आ या॰॰क तिमांत कनवाक चाही ताकी अहिवन नहि गँ अगिला वन लल मजगूत आधान गैयान रहऽ सक७। अधिकान साथी अ॰॰ निचानसँ असहमत नहथि।

दासन यउकँ मानव नहनि ज हमना उाहन निर्दलीय उम्मदनानक समर्थन कनवाक चाही ज शुनुसँ हमना सरहक संग नहल छथि आ निर्दलीय उम्मदनानी प्रस्तुत कऽ नहल छथि चाह उा धननान हाथि ना गनीव। हमना सर दासन यउयन सहमति वना ललहूँ। काहूँ-काहूँ अनूरहनजय गलतिया रहल। मूदा.... अ॰॰ कम्रम क७क गाट हानसँ चिन्हा जाहिन कलनि ज अहाँक टीमक सदस्य उँ या॰॰

बला संग लगातार दु मास काज करता त' स्वाभाविक तौरपर हुनकर मुकाम ओहि दिस भ' जानि। चिन्ता स्वाभाविक रहनि मुदा सब इएह रहै जे लोकसभा चुनावमे त' हमरा सभहक साथी व्यक्तिगत तौरपर अलग-अलग दलक उम्मेदवारक संग छलखिन तकरा बाद ओ आइ धरि हमरा सभहक संग छथि आ संगे-संग अपना क्षेत्रक उचित मुद्दाक पक्षमे लड़ैत रहल छथि। इएह एहि संगठनक अनुशासन ओ ट्रेनिंग छै।

एक विधानसभा क्षेत्रमे औसतन चालीस पंचायत होइत छैक। एक पंचायतमे औसतन तीन गाम। एहि बेर पछिला बेरक मुकाबले ४७ प्रतिशत बेसी बूथ बनाओल गेल रहै। मॉक टेस्ट टाइम आ नियत भोटिंग टाइमकेँ हिसाबसँ देखू तँ पाँच बजे भोरसँ सात बजे साँझ धरि पोलिंग बूथपर रहबाक चाही। यानी हरेक बूथपर दु पोलिंग एजेंट। बाहर पर्ची काटबा लेल कमसँ कम चारि आदमी यानी जँ हम एक विधानसभा मात्र खजौलीक बात करी त' ४८३ बूथ यानी ४८३X६=२८९८ कार्यकर्ताक भोटक दिन जरूरति छै। एकरा अतिरिक्त रातिसँ अपना भोटरकेँ मोटिभेट क' पोलिंग बूथ धरि पहुँचेबाक लेल अलगसँ कार्यकर्ता आ साधनक जरूरति होइत छै स अलग। अनेक बर्खसँ मिथिला-मैथिलीक नामपर चुनावी राजनीतिक कर' बला नेता सभ आइ मूल बातपर किएक नहि ध्यान देलखिन, किएक ओतेक पुरान संस्था सभ जेबी संस्था बनि क' रहि गेल अछि। कारण तकबा लेल कोनो समुद्र मंथन करबाक जरूरति नै छैक। एक नजरिमे अंदाज भ' जाएत जे हिनका लोकतांत्रिक व्यवस्थाक मध्यम मिथिलाक बदलावकेँ कोनो इच्छा नहि छनि। हिनक

उद्यश्च मिथिला-मैथिलीक नामयन चंदा उगाह्व, अयन नाम चमकाज्व वस अगव छनि।

मिथिलावादी यार्टीक मूल छात्र संग0न ज्म.स.यू लग ॐी गागि छैक ज उा अयना साथी कार्यकर्ताक दमयन ह्न वुथयन अॐसँ वसी संख्याम कार्यकर्ता 0।८ कs सकैग अछि। चूनाव जगवा येसाक खल छै गगवा माॐत (गम सहा। ह्मना संग0नक ॐछा नह्ज ज यार्टी रन दस दिनक यूनाव हा, चूनाव चिह्न नहि रटल हा मूदा उँ ह्न वुथयन ह्म सर यालिंग ज्जंट दs सकलहुँ गँ आन यार्टी सरकँ मनावलयन प्रराव जनुन यज्ञौ, आगु उाकन नाजनीगि सहा प्रसागिग रुगै। मगलव जाहि मकिथिलासँ जिगलाक वादा उागुक्ता जनप्रगिनिधि उागुक्ता सूयन सप्रक्वान ना सप्रक्वानक निकासयन (धआन नहि दैग छलाह ह्नका आव (धआन दवs यज्ञानि। आ स चूनावक वाद सांकगिक नूयसँ दखवाम सहा आज्ला। ज्गक संख्याम अॐसँ यह्नि कहिया मैथिलीम शयथ नहि लल (गल नह्ज। रन ह्मन ह्सवूकिया मित्र सर कखना जागीय आधानयन आ कखना दलगग आधानयन आँकज्ञ प्रस्तुग कs उाकना कमगन कनवाक चेष्टा किज्क न कन हाथि।

ह्म सर आ(0। निधानसरा उग्रम अयन सांग0निक गागग दखवाम सउम रलहुँ। रन सटकँ अयना दिस अनवाम वहुग सरुल नहि नहलहुँ मूदा सर वुथयन ह्म सर कार्यकर्ता दलियै। ह्म, ह्मन नाष्ट्रीय अध्यउ सुजिग यादव, नन्नक्षनजी आ यूना टीम यछिला चूनाव सरह्क आँकज्ञ लs कs वैसल नदी। ह्म सर आँकज्ञ निश्लेषणक

आधारपर अहाँ निष्कर्षपर पहुँचलहुँ जे लगभग तीन हजारसँ पाँच हजार साल पूर्व अवस्थामे मिथिला-मैथिलीक नामपर लगभग सभ विधानसभामे छै। इतिहासक विश्लेषण भविष्यक मार्ग निर्माणमे बहुत सहायक होइत छैक। आब हम सभ अहाँ विषयपर चर्चा करब शुरू कलहुँ जे अहाँ आधार सालसँ आगू बढ़बा लेल कोन रस्ता अपनाओल जाए।

वर्तमानक लगभग सभ मिथिला-मैथिली संस्था समान्यतः दू बिंदुपर काज कऽ रहल अछि एकटा भाषा आ दोसर मिथिला राज्य। हमरा सभकेँ अहाँ बिन्दुसँ कोनो असहमति नै अछि जे मिथिला भाषाक विकास होबाक चाही आ हमरा सभकेँ अपन सांस्कृतिक आ भूगोलक संग राज्य भेटबाक चाही। अहाँपर कोनो असहमति भइये न सकैत अछि। चूनावक क्रममे बहुत लोकसँ गप्प भेल। किछु लोकक आग्रह रहनि जे अहाँक संगठन मैथिली भाषाक विकास लेल बहुत एग्रेसिव नहि अछि, मिथिला राज्यक माँग प्रमुखता संग किएक नहि रखैत अछि।

हमरा सभ अपना संगठनमे बौद्धिक विलासितासँ बची बौद्धिक वैज्ञानिकतापर जोर देलियै। हमरा सभकेँ बुझा गेल जे मैथिली भाषाक सहारे बहुत विशाल संगठन ठाढ़ नहि कऽ सकैत छी। १९१०क मैथिलक महासभाक माध्यमसँ मैथिलक जातीय आधारपर गढ़बाक जे प्रयास शुरू भेल ओ तथाकथित संस्कृतनिष्ठ प्रांजल मैथिलीक सहारे आइयो चलि रहल अछि। वर्तमान राजनीतिक दल जाति-धर्मक आधारपर हमरा सभकेँ समकित प्रतिरोधक क्षमताकेँ कम तँ

कऽ॑ऽ नहल अछि संगहि अयन (गाटी लाल कनवाम सहा सहल रऽ नहल छथि।

हमना सरहक समाज जातीय आधानयन वाँटल अछि आ तँऽ कही तँ रावाऽ॑ आधानयन सहा। हमना सरहक जातीय विषमता प्रयाउ नूयं रावाऽ॑ विषमताकँ सहा वढावा दैत नहल अछि। तँऽ हमना सरहक संगठन ऽ॑ मानैत अछि ज विभिन्न जातीय मनुय वला मिथिला समाजकँ अयन गौनवशाली रावा-सांस्कृतिक आधानयन एक सूत्रम वान्हल जवाक चाही। हम सर अयना संगठनम अऽ॑ विषमताकँ खत्म कनवाक ज प्रयास शुनु कएल उकन साकानात्मक यनिणाम सामन आवि नहल अछि। हम सर अयना संगठनक साथीकँ सदैव अऽ॑ वात लल प्रनित कनैत छियनि ज उा सार्वजनिक नूयसँ वा अयना वीच सामान्य वर्ताक दौनान अयन स्थानीय वालयन कायम नहथि। यानि उा अयना घनम जाहि टान आ शैलीम गय कनै छथि सएह टान आ शैली सार्वजनिक रावष्ठ वा गद्य-सयम सहा जानी नाखथि। तखन हम सर साथी जिनकन जातीय आधान अलग-अलग छनि उाहि अऽ॑ यूनातनयंथी-दकियानूसी व्राह्मणक रावा मैथिली मानसिकातासँ दून हताह आ स्वीकान कनता हज यासवानाक रावा मैथिली, सहनसाक रावा मैथिली, वगुसनायाक रावा मैथिली छै। आ हेन स्वतः रावाऽ॑ आधायन एकसूत्रम वान्हल चलि जाएत। अहिना सांस्कृतिक गौनयन सहा हम सर काज कऽ नहल छी। कएक टा उत्रीय गायक-गायिकाकँ हम सर उाकन अयन गायन शैली आ उा सर सहल रऽ नहल छथि। आ हम सर

एक भऽ रहल छी। एहन अछि प्रयासकेँ व्यापक रूपें देखार होएबामे समय लागत यतेक हएत अनुमान।

मिथिला राज्य आन्दोलन हो वा भाषा आन्दोलन कोनो आन्दोलन तावत सफल नहि भऽ सकैत अछि जावत एकटा स्पष्ट वैज्ञानिक सोचक संग मजगूत संगठनक निर्माण नहि होयत। कोनो आन्दोलन अपन सामाजिक मान्यता तखन पबैत अछि जखन ओकर कोनो कानूनी आधार हो, कानूनी रूपसँ जे अधिकार अछि ओकर व्यावहारिक रूपें मान्यता सेहो भेटैक तेँ सरकार दिससँ सेहो अपेक्षा अछि।

यहिनसँ आ एखन शिक्षा नीति त्रिभाषा फार्मूलापर आधारित अछि। व्यावहारिक गौरवपर हम सभ अपना-अपन रूपमे सरकारसँ माँग भऽ करैत रहल छी जे मैथिली माध्यमसँ पढ़ौनी शुरू हो यतेक हम सभ सांगठनिक रूपसँ ई निर्णय करल जे स्कूल खुजलाक बाद सभ पंचायत युनिट अपना-अपना पंचायतक आँगनबाड़ी आ प्राथमिक सह उत्क्रमित विद्यालयमे का सिझक सभकेँ एहि बातपर सहमत करी जे ई

G = Guava- अमरूद-लताम

R = Rat-चूहा-मूस

D = Dog-कुत्ता-कुकुर

पछबाक अङ्क पद्धतिकँ अपनावथि जाहिसँ शुद्ध रूपं त्रिभाषा फार्मूला व्यावहारिक रूपं गडुग लागू भऽ जाए तँ बिहार सरकार मानुनी रूपं एकरा एखन धरि स्वीकार नहि कर हो। ओना एहन पुस्तकक खगता हमरा सभकँ अनुभव भऽ रहल अछि। लोकनृत्य बला पाठम ताँतिया-भाँगडा भरैत मिमिया नहि ज दुखद अछि। हम सभ सदरिकाल अपना खतिहर संस्कृतिपर गर्व करैत रहलहुँ अछि। माछ-मखान हमरा सभहक संस्कृतिक मुख्य आधार अछि। खेती आ ओहिसँ जुड़ल पावनि-तिहार हमरा सभहक संस्कृति कर मूल आधार रहल अछि। मुदा हमरा सभ एकटा आधार बना र तऽ संपूर्ण मिथिलाकँ एकसूत्रम बान्हि सकलहुँ आ र आर्थिक विकास कऽ सकलहुँ। माछ-मखानपर तऽ गर्व करैत छी मुदा पोखरि भरि कऽ मकान बनबैत छी, चाउमिन खा कऽ झिल्ली-कचरी-मुरही, कंसारकँ छोड़ि जा रहल छी। पटुआक रस्सी छोड़ि प्लास्टिक धेलहुँ तऽ हाट उद्योगपर प्रहार भेल, दलानपर गाए-महिस छोड़लहुँ तऽ सुधा कर दही जगह लेलक। आब तऽ गामक भोजम बहुता गोट नामी लेबा जोगर दही पातपर नहि लैत छथि। जखन कि दही हमरा सभहक संस्कृतिक अभिन्न अंग रहल अछि। हम सभ भाँगडा आ ताँतिया धेलहुँ तऽ मिमिया बिला गेल। मैथिल सभ मिमियापर निर्भर करबा लेल आक्सफोर्ड यूनीवर्सिटीक सहारा लऽ रहल छथि। साबु र धनकटनीक बाद गहुम, मसुरी बाउग करबा लेल जागल खेत भाएकँ बजा कऽ सामा-चकेबा पावनि खेलब सेहो बिलुप्त भऽ रहल अछि।

हम सभ अपना पार्टीक संविधानमे स्पष्ट रूपसँ अइ बातकेँ लिखलियैक जे कोनो धर्मपर हम सभ धार्मिक वा जातीय प्रकोष्ठक निर्माण दलकेँ आधार बनबा लेल नहि करब, उम्मेदवारक चयनक आधार जातीय वा संख्याक आधारपर नहि हएत। हमरा सभ मिथिला क्षेत्रमे आर्थिक गतिविधिकेँ बढ़ावा देबा लेल सर्वप्रथम हमरा सभकेँ सामाजिक आ आर्थिक मिथिलावादक भावनाकेँ विकास करए पड़त तखन हमरा सभ जाति-भाषा-धर्मकेँ आधारपर बँटल मिथिलाकेँ एकसूत्रमे बान्हि सकब आ तँ अही काज लऽ गेल छी सरकार संग नारा अपन हक, अपन मिथिला नारा।

आइ संवैधानिक मर्यादामे रहैत सभ प्रदेश विकासक बाटपर आगू बढ़ि रहल अछि जतऽ भाषाई राष्ट्रीयताक भावना तेज अछि। अपना क्षेत्रक संस्कृतिपर गौरव करबाक भावना बलवती अछि आ एकर रक्षा लेल लड़बाक-मरबाक इच्छा अछि। परती पड़ल उपजाउ जमीन देखि कऽ कोना दुखी होइ छै किसानक मोन तहिना हमरा-अहाँक हाल अछि। आउ वैज्ञानिक खेतीक माध्यमे जोत-कोड़ कऽ खेतमे हरियरी पसारि दी, खेत लहलहा दी।

आशा जगबैत कुलानंद मिश्रक किछु पाँति-

शीत त छँटब करतौ ठाना

किछु धाह अखन जगलैए

किछु धाह अखन बाँकी छै

भान त हेब करी........

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.७.अजित कुमार झा- घटाटोप अन्हरिया मे उम्मीदक किरण: मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन



**अजित कुमार झा- संपर्क-9472834926**

## घटाटोप अन्हरिया मे उम्मीदक किरण: मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन

भारतवर्ष मे मिथिला मैथिलीक नाम पर कतेक संस्था अछि तकर सटीक जानकारी त' नहि अछि मुदा शायद एहन कोनो शहर अछि जतय एकोटा संस्था नहि हो। कतहु बाबा विद्यापति कँ नाम पर त' कतहु माँ जानकी कँ नाम पर। कतहु मिथिला मैथिलीक संग विकास, त' कतहु संस्कृति सँ जोड़ि कय। मात्र अपन देश मे नहि विदेश मे सेहो मैथिल सब अपन अस्मिताक गौरव बोध कँ जागृत

नाटकक लेल कोनो-ने-कोनो मंच केर गठन केने छथि। विश्व स्तर पर एहेन जागरूकता त' मिथिला मैथिली लेल निस्संदेह शुभ संकेत मानल जयबाक चाही। शायद कोनो मैथिल होएताह जे अहि तरहक संस्था सँ कोनो-ने-कोनो रूप मे जुड़ल नहि होएताह।

केओ अध्यक्ष होएताह, त' केओ सचिव होएताह। केओ संगठन मंत्री होएताह, त' केओ कोषाध्यक्ष होएताह। कोनो संस्थाक कार्यकारिणी सबहक दल सेहो ममटगर होइत छैक। किछु संस्था मे आम सदस्य होएताह त' किछु संस्था मात्र कार्यक्रम धरि सिमित होएताह अर्थात् दर्शक वृन्द। कोनो भी संस्था लेल आम सदस्य आ दर्शक बहुत खास मानल जयबाक चाही किएक त' पदधारी त' सहेज भेटि जाइत मुदा सुच्चा कार्यकर्ता भेटब बड़ कठिन होइत छैक। ओना बहुत संस्था मात्र कागज पर सेहो चलैत अछि। फौज मे कोनो तरहक संस्था नहि बना सकैत छी तखन अपन अपन संस्कृति ओ भाषाक आधार पर समूह बना क' किछु कार्यक्रम जेना कि पिकनिक क' सकैत छी। भारतीय वायु सेना मे नौकरी करबाक कारणे लगभग एहेन समूह सँ निरंतर जुड़ल रहबाक सौभाग्य हमरा भेटल अछि।

कोनो संस्था साल मे एकटा कार्यक्रम करैत अछि, त' कोनो संस्था दूटा। अधिकांश संस्था विद्यापति पर्व समारोहक आयोजन करैत अछि, त' किछु जानकी नवमी केर आयोजन करैत अछि। किछु संस्था नाटकक मंचन करैत अछि, त' किछु साहित्यिक गोष्ठी धरि सिमित रहैत अछि। किछु संस्था अथवा समूह मिथिला चित्रकला कँ क्षेत्र मे कार्य क' रहल अछि, त' किछु मिथिलाक्षर केर प्रचार प्रसार

लल। बाहर मे जखन एहेन कोनो खबरि सुनैत अथवा पढ़ैत छी त' गर्वक अनुभूति होइत अछि। अपन भाषा आ संस्कृति केर प्रति मैथिल सब जागृत छथि त' अहि बात पर गर्व होनाइ स्वाभाविक अछि। ओना ई सिक्का केर मात्र एक पहलू अछि आ हकीकत त' ई छैक जे हर सिक्का कँ दुटा पहलू होइत छैक। ई अपवाद मे लिखी सुपर डुपर हिट फिल्म 'शोले' केर सिक्का छल। एखन अभीष्ट आ सिक्का नहि मुदा आम सिक्का अछि। सिक्का केर दोसर पहलू देखि दुःख केर साथ कहए पड़ि रहल अछि जे असीम पीड़ा होइत अछि।

एकर संस्था अथवा समूहक स्थापना विशुद्ध रूप सँ अपन भाषा आ संस्कृति कँ ध्यान मे राखि क' कैल जाइत अछि जाहि सँ एकर उत्थान होइक मुदा नहि जानि कोना अहि मे राजनीति रूपी दानव प्रवेश क' लैत अछि। अहि सँ कि होइत छैक जे ओ संस्था अपन उद्देश्य सँ भटकि जाइत अछि। एक तरहें कहल जा सकैत अछि जे ओ संस्था किछु लोगक हाथ कँ कठपुतली बनि क' रहि जाइत अछि। बहुत बरख सँ विद्यापति पर्व समारोह मनाओल जाइत अछि। परम आदरणीय हरि मोहन झा जी केर उत्कृष्ट कविता 'विद्यापति पर्व महान एखन' अवश्य पढ़ने होयब। नहि जानि कतेक साल पहिने ई परम्परा शुरू भेल छल आ धीरे धीरे मिथिलाक एकटा अति विशिष्ट पाबनि बनि गेल। नवका बसात कि बहलै बूझू जे ई विशुद्ध रूप सँ एकटा व्यावसायिक आयोजन बनि गेल। आइ पी एल उँका एम पी एल अर्थात् मिथिला प्रीमियर लीग आधुनिकताक चकाचौंध मे बहिआय लागल। परिवर्तन प्रकृति केर नियम छैक मुदा

उम्मीद सँ बेसी परिवर्तन एकर मूल स्वरूप केँ नष्ट क' देलकै। आयोजन कोना करबाक से त' आयोजक सभहक सोच पर निर्भर करैत छैक मुदा वर्तमान मे जाहि रूप मे अहि कार्यक्रमक आयोजन होइत अछि ताहि मे सँ बाबा विद्यापतिक नाम हटा लेबाक चाही। हिनकर ब्रांड केँ नाम पर जेहन एखनुका कार्यक्रमक चलन बढ़ैत अछि से हमरा ई सोचय पर मजबूर क' दैत अछि जे बाबा विद्यापति मंचक एक कोन मे ठाढ़ भ' सिसकि रहल छथि। ई हमर व्यक्तिगत सोच अछि आ जरूरी नहि जे हमर बात सँ सभ लोक सहमत होथि।

संस्थागत ईर्ष्या ताहि त' आम बात अछि। अपन संस्थाक कार्यक्रम मे भीड़ कोना जुटि सकैत अछि आ दोसर संस्थाक कार्यक्रम केँ कोना रोकल जा सकैत अछि तेहि दाव-पेंच चलाबय मे सभ अपस्याँत रहैत छथि। रटल रटायल वैह पुरान ढाँचा, किछु पोथीक विमोचन आ भसकौआ गीत नाद सँ मैथिल जागृत भ' जेताह कि? अहि सँ मिथिला मे विकास भ' जेतैक कि? पूरा भारतवर्ष मे मिथिला मैथिलीक जतेक टा संस्था अछि कमोबेश सभहक स्वाद एक्कहि हएत। कोनो नवीनता नहि हएत सिवाय फूहड़ता केँ। मिथिला मे कोन एहन संस्था अछि जे शिक्षा, स्वास्थ्य आ पर्यावरण लेल जागरूकता अभियान चला रहल अछि? अंधविश्वास एवं कुरीति सँ लड़बाक लेल निरन्तर सूतल लोग केँ जगा रहल अछि? गाम-गाम घूमि नुक्कड़ सभा आ नाटक केँ माध्यम सँ धनात्मक पर काज क' रहल अछि? शायद कोनो एहन संस्था हएत? बस विद्यापति पर्व समारोह

केँ साल भरि मनाओल जा रहल अछि आ दिनानुदिन एकर ब्रांड वैल्यू सेहो बढ़ल जा रहल अछि।

कहाँ कोनो संस्था केँ देखैत छियैक जे अपन समारोह मे रक्तदान कर आयोजन करैत हो? नशा मुक्ति हेतु समाज लेल किछु काज करैत हो? भ्रष्ट आचरण वाला केँ बहिष्कृत करैत हो? गाम गाम घूमि कय शिक्षाक अलख जगबैत हो? अपन सबहक समाज मे जरूर जागरूकता कर प्रयोजन अछि ताहि दिशा मे कार्य्य करैत कहाँ कोनो संस्था नजर आबि रहल अछि?

अधिकार एवं कर्तव्य मे तालमेल जरूरी होइत छैक आ एकर अभाव अछि। अपन अधिकारक प्राप्ति हेतु कर्तव्य करए पड़त। अभिमान एवं स्वाभिमान मे कि अन्तर छैक से बूझय पड़त। रूढ़िवादी विचार धाराक मकड़जाल सँ बाहर निकलय पड़त। मिथिलाक बहुमुखी विकास लेल माटि-पानि तैयार करय पड़त। तीन तिरहुतिया, तेरह पाक सँ काज नहि चलत। मुंडे मुंडे मतिर्भिन्नाक भाव सँ मुक्त होबय पड़त आ निस्संदेह एकजुट होबय पड़त। कोनो भी संस्था अगर जिन्दा अछि त' क्रियाशील रहय पड़तै। सब सँ जरूरी बात ई अछि जे दस बीस वाला संस्था सब सँ ई उम्मीद राखब दिवा स्वप्न थिक। सिक्का कर दोसर पहलू इएह अछि जे निष्क्रियता सँ विनाश करैत अछि। मुदा विनाश होला सँ कि सफलता भेटि सकैत अछि? यात्री जी कर ओ उक्ति मोन पड़ैत अछि- 'नवतुरिए आब आगू आबथु। '

एहन निराशा मे उम्मीदक एकटा किरण नजरि आबि रहल अछि हँ नवतुरिया सबहक दल- मिथिला स्टूडेंट्स यूनियन। अल्प काल मे ही एम एस यू कर प्रयास एवं उपलब्धि मोनक कोनो कोण मे एकटा उम्मीद जगौने अछि। सन् 2015 मे अस्तित्व मे आयल अहि छात्र संगठन कर नारा- 'एक डेग, विकास लेल' समय कर साथ सत्य होइत प्रतीत होइत अछि। दरभंगा मे एयरपोर्ट मिथिला केँ लेल कोनो वरदान सँ कम नहि अछि। एम्स कर आन्दोलन जारी अछि। बिहार सरकार जगह केँ ल' क' एखनहु भ्रम मे अछि। आन्दोलन कर धार तेज करय पड़तैक।

सन् 2017 मे बाढ़िक विभीषिका झेलि रहल मिथिला मे छाती भरि पानि हेलि क' जाहि ठामहुँ गाम-गाम मे राशन एवं अन्य जरूरी सामग्री सब ल' क' अपन जानक परवाह छोड़ि पहुँचल रहथि एम एस यू कर नवतुरिया सेनानी सब सँ कोनो बिसरि सकैत छी। बाढ़ि क बाद कपड़ा लत्ता आ अन्य सामग्री पठेनाइ एवं बाढ़ि पानि मे हेलि क' राशन सामग्री पहुँचेनाइ मे जमीन आसमान कर अन्तर छैक। मिथिला कर उपजाऊ ग्रामीण क्षेत्र मे बिजली केँ लेल सफल आन्दोलन चलेनाइ कोनो छोट उपलब्धि नहि कहल जा सकैत अछि। दरभंगा मेडिकल कॉलेज मे व्याप्त अव्यवस्था लेल आन्दोलन, मिथिला विश्वविद्यालय मे पढ़ाइ व्यवस्था आ परीक्षा सत्र नियमित करबाक हेतु आन्दोलन, मिथिलाक अनेक शहर मे जामक स्थिति सँ निजात पाबय हेतु ओवर ब्रिज हेतु आन्दोलन, बंद पड़ल चीनि मिल मे थर्मल प्लांट बैसाबय एवं रोजगार हेतु आन्दोलन, मधुबनी मे केन्द्रीय विद्यालय हेतु जमीन लेल

आन्दोलन, मिथिला राज्य लेल दिल्ली मे आन्दोलन, पूर्णिया मे हुनकहि अइ लेल आन्दोलनक सूत्रधार एवं अपन मिथिलाक सर्वांगीण विकास हेतु निरन्तर जन आन्दोलन ठाढ़ करबाक साहस देखि नवतुरिया सबहक प्रति मोन मे उम्मीद जागब स्वाभाविक अछि। हलाँकि एखन आरम्भ छैक आ एखन बहुत मीलक पाथर पार करब शेष छैक। एम एस यू कए नवतुरिया जँ सार्थक प्रयास जारी राखथि, अभिमानी नहि स्वाभिमानी बनल रहैथ, अधिकारक प्राप्ति हेतुआदि कँ अनुनय करैथ पथ पर डटल रहैथ त' अइ समस्त मिथिला मैथिली वाला संस्था सँ हुनकर अपन अलग पहचान बनाबय मे सफल होएत आ मिथिलाक विकास हेतु उठाओल हिनकर डेग एक दिन मंजिल पर अवश्य पहुँचत मुदा यात्री जी केर ई पाँति मोन राखय पड़त -

नवतुरिए आबओ आगाँ!!

उएह करत नृत्यरंजन, आगू मुँह बढ़त उएह...

हमरा लोकनि दिअइ आशीर्वाद निश्छल मोन;

घिचिअइ नहि टाढ़ पाछाँ....

टकी नहि कुटी अपनहि अमरलत्ता'क

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.६.सच्चिदानंद सच्चु- मैथिल संगठन आ ओकर सामाजिक सरोकार



**सच्चिदानंद सच्चू**

## मैथिल संगठन आ ओकर सामाजिक सरोकार

हमरा सभ कँ स्वतंत्रता संग्राम मादे बूझल अछि। हमरा सभ कँ बूझल अछि जे स्वतंत्रता सेनानी लोकनिक उद्देश्य न मात्र अंग्रेज कँ देश सँ भगाएब छलनि, अपितु हुनका लोकनिक उद्देश्य स्थानीय समाज मे व्याप्त अनेक तरहक कुरीति कँ दूर करबाक सेहो रहनि। सामाजिक कुरीति पैरक सभ सँ पैघ बाधा अछि आ आम जनमानस कँ गुलामीक अन्हार मे धकेलैत अछि। एहि कुरीति कँ दूर कयने विना स्वतंत्रताक लेल आवश्यक धाराक निर्माण नहि भ' सकैत अछि। महात्मा गाँधी सँ ल' क' कतेको छोट-पैघ नेता कुरीति कँ दूर करबा मे दिन-राति लागल रहलाह। फलस्वरूप आइ हम सभ एकटा स्वतंत्र देशक स्वतंत्र नागरिक छी।

जँ एकर चर्चा अहाँ मिथिला आ मैथिलीक संबंध मे करैत छी त' पबैत छी जे मिथिला समाज आइयो कतेको रंगक कुरीति सँ घेराएल अछि। व्यक्ति सँ ल' क' संस्था धरि अतीतजीवी अछि। अतीतक गौरवगान मे एतेक न हम सभ मगन भ' जाइत छी

वर्तमानक ई समस्या छै, वर्तमानक ई आवश्यकता छै, एकर ई चुनौती छै, ओकरा बिसरि जाइत छिऐक। अपन परंपराक गौरव बोध होब नीक बात अछि। मुदा गौरव आड़मे ई जाएब एक तरहक कुनीति अछि जे भविष्यक प्रति आशंका उत्पन्न करैत अछि तँ एहि कुनीति कँ दूर करब सेहो बड्ड बेसी आवश्यक अछि। आइ मिथिला आ मैथिलीक नाम पर काज करयनिहार अधिकांश संस्था आ संगठन गौरव आड़मे रह गेल अछि आ इएह कारण छै जे एकर सबहक कोनो सामाजिक सरोकार नहि रहि गेल छैक।

आइ गाम सँ ल' क' शहर आ शहर सँ ल' क' महानगर धरि मिथिला मैथिली सँ जुड़ल कतेको संस्था सब सक्रिय अछि। साल भरि मे कतेको कार्यक्रमक आयोजन सेहो होइत छैक। मुदा एहि आयोजन सबहक फलाफल की निकलैत अछि, एहि पर विचार होमक चाही। जहिया विद्यापति पर्व समारोहक पनियारी शुरू भेल रहै, तहिया ई सकैत अछि जे एकर आवश्यकता होइक। शहर आ महानगर मे रहल एहन आयोजन सब सँ एतक जनुन होइक जे देशक विभिन्न भागक लोक सब मिथिलाक संस्कृति सँ परिचित होइत मुदा एहि आयोजन सबहक प्रताप मैथिल समाज पर कतेक पड़लैक, अहू बात पर विचार होमक चाही। आइ एहि विद्यापति पर्व समारोह सबहक की स्वरूप नहि भेल छैक? नाच-तमाशा आ भोज-भात सँ बेसी एकर कोनो उपयोगिता त' हमरा देखबा मे नहि अबैत अछि। देश-दुनियाँ मे एहन आयोजनक लेल मैथिल लोकनि लाखो-करोड़ प्रति साल खर्च करैत छथि मुदा एकर बादो ई संस्था सब अपन समाज मे चेतनाक निर्माण करबा मे सर्वथा विफल रहल

